वि दे ह *विदेह* *Videha* *बिदेह* *http://www.videha.co.in* *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका* *Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal* বিদেহ প্ৰথম মৈথিলী পাক্ষিক ঞ পত্ৰিকা বিদেহ:মৈথিলী সাহিত্য আন্দোলন: মানুষীমিহ সংস্কৃতাম্ 'विदेह' ३३७ म अंक ०१ जनवरी २०२२ (वर्ष १५ मास १६९ अंक ३३७)

# 'विदेह' ३३७ म अंक ०१ जनवरी २०२२ (वर्ष १५ मास १६९ अंक ३३७)

*ऐ अंकमे अछि:-*



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।



VIDEHA ARCHIVE विदेह पेटार

Google समूह View Videha googlegroups (since July 2008)



view Videha Facebook Official Group (since January 2008)- for announcements

१. *गजेन्द्र ठाकुर*

..........................................................................................................................

..........................................................................................................................

[संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री]

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन





ISSN 2229-547X VIDEHA

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल सेहो]

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

[FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI ALSO]

यू. पी. एस. सी. (मेन्स) २०२० ऑप्शनल: मैथिली साहित्य विषयक टेस्ट सीरीज

यू.पी.एस.सी. क प्रिलिमिनरी परीक्षा २०२० सम्पन्न भऽ गेल अछि। जे परीक्षार्थी एहि परीक्षामे उत्तीर्ण करताह आ जँ मेन्समे हुनकर ऑप्शनल विषय मैथिली साहित्य हेतन्हि तँ ओ एहि टेस्ट-सीरीजमे सम्मिलित भऽ सकैत छथि। टेस्ट सीरीजक प्रारम्भ प्रिलिम्सक रिजल्टक तत्काल बाद होयत। टेस्ट-सीरीजक उत्तर विद्यार्थी स्कैन कऽ editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकैत छथि, जँ मेलसँ पठेबामे असोकर्ज होइन्हि तँ ओ हमर ह्वाट्सएप नम्बर 9560960721 पर सेहो प्रश्नोत्तर पठा सकैत छथि। संगमे ओ अपन प्रिलिम्सक एडमिट कार्डक स्कैन कएल कॉपी सेहो वेरीफिकेशन लेल पठाबथि। परीक्षामे सभ प्रश्नक उत्तर नहि देमय पड़ैत छैक मुदा जँ टेस्ट सीरीजमे विद्यार्थी सभ प्रश्नक उत्तर देताह तँ हुनका लेल श्रेयस्कर रहतन्हि। विदेहक सभ स्कीम जेकाँ ईहो पूर्णतः निःशुल्क अछि।- गजेन्द्र ठाकुर

संघ लोक सेवा आयोग द्वारा आयोजित सिविल सर्विसेज (मुख्य) परीक्षा, २०२० मैथिली (ऐच्छिक) लेल टेस्ट सीरीज/ प्रश्न-पत्र- १ आ २

TEST SERIES-1

TEST SERIES-2

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल/ FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

NTA_UGC_NET_MAITHILI_03 (श्री शम्भु कुमार सिंह द्वारा संकलित)

*Videha e-Learning*




MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL)

UPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

BPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (ऐच्छिक)

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (अनिवार्य)

मैथिली प्रश्नपत्र- बी.पी.एस.सी.(ऐच्छिक)

मैथिलीक वर्तनी

१

भाषापाक

२

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिलीक वर्तनीमे पर्याप्त विविधता अछि। मुदा प्रश्नपत्र देखला उत्तर एकर वर्तनी इग्नू BMAF001 सँ प्रेरित बुझाइत अछि, से एकर एकरा एक उखड़ाहामे उनटा-पुनटा दियौ, ततबे धरि पर्याप्त अछि। यू.पी.एस.सी. क मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेल सेहो ई पर्याप्त अछि, से जे विद्यार्थी मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेने छथि से एकर एकटा आर फास्ट-रीडिंग दोसर-उखड़ाहामे करथि|

IGNOU इग्नू BMAF-001

...................................................................................................................

MAITHILI (OPTIONAL)

TOPIC 1 [Place of Maithili in Indo-European Language Family/ Origin and development of Maithili language (Sanskrit, Prakrit, Avhatt, Maithili) भारोपीय भाषा परिवार मध्य मैथिलीक स्थान/ मैथिली भाषाक उद्भव ओ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)]

TOPIC 2 (Criticism- Different Literary Forms in Modern Era/ test of critical ability of the candidates)

TOPIC 3 (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददास सिलेबसमे छथि आ रसमय कवि चतुर चतुरभुज विद्यापति कालीन कवि छथि। एतय समीक्षा शृंखलाक प्रारम्भ करबासँ पूर्व चारू गोटेक शब्दावली नव शब्दक पर्याय संग देल जा रहल अछि। नव आ पुरान शब्दावलीक ज्ञानसँ ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददासक प्रश्नोत्तरमे धार आओत, संगहि शब्दकोष बढ़लासँ खाँटी मैथिलीमे प्रश्नोत्तर लिखबामे धाख आस्ते-आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

TOPIC 4 (बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)

TOPIC 5 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोरिक गाथामे समाज ओ संस्कृति)

TOPIC 6 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- विद्यापति)

TOPIC 7 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- पद्य समीक्षा- बानगी)

TOPIC 8 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोक गाथा नृत्य नाटक संगीत)

TOPIC 9 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- यात्री)

TOPIC 10 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली रामायण)

TOPIC 11 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली उपन्यास)

TOPIC 12 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- शब्द विचार)

TOPIC 13 (तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास)

TOPIC 14 (आधुनिक नाटकमे चित्रित निर्धनताक समस्या- शम्भु कुमार सिंह)

TOPIC 15 (स्वातंत्र्योत्तर मैथिली कथामे सामाजिक समरसता- अरुण कुमार सिंह)

TOPIC 16 (यू. पी.एस.सी. मैथिली प्रथम पत्रक परीक्षार्थी हेतु उपयोगी संकलन, मैथिलीक प्रमुख उपभाषाक क्षेत्र आ ओकर प्रमुख विशेषता, मैथिली साहित्यक आदिकाल, मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण- शम्भु कुमार सिंह)

TOPIC 17 (मैथिली आ दोसर पुबरिया भाषाक बीचमे सम्बन्ध (बांग्ला, असमिया आ ओड़िया) [यू.पी.एस.सी. सिलेबस, पत्र-१, भाग-“ए”, क्रम-५])

TOPIC 18 [मैथिली आ हिन्दी/ बांग्ला/ भोजपुरी/ मगही/ संथाली- बिहार लोक सेवा आयोग (बी.पी.एस.सी.) केर सिविल सेवा परीक्षाक मैथिली (ऐच्छिक) विषय लेल]

..........................................................................................................................

GENERAL STUDIES (PRELIMINARY & MAINS)

GS (Pre)

TOPIC 1

GS (Mains)

NCERT-ENVIRONMENT CLASS XI-XII

२. गद्य

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

आँखिमे चित्र हो मैथिली केर (आत्मकथा)- २२. एत' आबिक'

15 जून 1999 क' हम चिरिमिरीसं ट्रेनसं कोतमा आबि सेन्ट्रल बैंकक कोतमा शाखामे योगदान केलहुं |

पूर्व शाखा प्रबंधक छलाह मिथिलेश कुमार श्रीवास्तव, ओ किछु दिनक बाद शहडोल स्थानांतरित भ' क' गेलाह |

शाखामे निम्नलिखित सहयोगी सबहक संग काज करबाक अवसर भेटल :

बी.एल.मीना,अधिकारी, जे छओ मासक बाद स्थानांतरित भ'क' जयपुर चल गेलाह आ दोसर शाखासं दिलावर सिंह एलाह उप-प्रबंधक भ' क' |

के.एन.कुमरे जी सेहो अधिकारीक रूपमे संग देलनि |

हिनका सबहक अतिरिक्त नेल्सन लकड़ा जी आ रंजीत बक्सला जी सेहो लिपिक-सह-खजांचीक रूपमे छलाह |

विनोद कुमार सोंधिया वरिष्ठ लिपिक सह खजांची छलाह |

दफ्तरी छलाह अशोकजी | सुरक्षा प्रहरी सेहो छलाह |

शाखा बजार क बीचमे छल | रेलवे स्टेशन सेहो बहुत दूर नै छलै |

किछु दिन धरि डोमनहिलसं संपर्क बनल रहल | ओत'सं बस अथवा ट्रेनसं चिरिमिरी,मनेन्द्रगढ़ होइत कोतमा जाइत छलहुं | वापसीक लेल सेहो यैह बाट छल |

करीब एक मासक बाद डोमनहिलसं घरक सामान सभ मनेन्द्रगढ़मे खेड़िया काम्प्लेक्समे एकटा डेरामे स्थानान्तरित केलहुं | मनेन्द्रगढ़मे कोतमाक तुलनामे नीक कॉलेज छलै, तें मनेन्द्रगढ़मे आवास राखब उपयुक्त छल | हम किछु अवधि

तक बससं मनेन्द्रगढ़सं कोतमा जाइत छलहुं आ सांझमे ट्रेनसं मनेन्द्रगढ़ घूरि जाइत छलहुं |

मनेन्द्रगढ़मे जगदीश पाठक जी भेटलाह | ओ कोतमामे भारतीय स्टेट बैंकमे काज करैत छलाह, घर मनेन्द्रगढ़मे छलनि, मनेन्द्रगढ़सं बससं कोतमा आ कोतमासं ट्रेनसं मनेन्द्रगढ़ जाइत-अबैत छलाह | ओ हिन्दीमे व्यंग्य लिखैत छलाह | बस आ ट्रेनमे हम सभ बहुत दिन धरि संग भ’ जाइत छलहुं आ कोनो साहित्य-चर्चामे प्रसन्नतापूर्वक समय बिता लैत छलहुं |

मनेन्द्रगढ़मे काशीम फूलवाला भेटलाह जे उर्दू आ हिन्दीमे गीत-गजल लिखैत छलाह | किछु और साहित्यकार सभसं परिचय भेल | ओत’ श्रीराम मन्दिरक प्रांगनमे समय-समयपर कवि गोष्ठीमे भाग लेबाक अवसर भेटल |

किछु अंतरालक बाद हमरा प्रतिदिन यात्रा कठिन लाग’ लागल |

कोतमामे एकटा छोट-छीन डेरा लेलहुं |

भोजन जैन भोजनालयमे करैत छलहुं |

शनि दिनक’ मनेन्द्रगढ़ जाइ आ सोम दिन कोतमा आबि जाइ छलहुं |

ओहि ठाम हमरा बगलक डेरामे भारतीय स्टेट बैंकक प्रबंधक कुमार साहेब सेहो रहैत छलाह | हुनक परिवार जबलपुरमे छलनि, एत’ एसगर रहैत छलाह आ अपने भोजन बनबैत छलाह | हुनकासं प्रेरित भ’ क’ हमहूँ अपन डेरामे भोजन बनेबाक व्यवस्था केलहुं |

हमरा दूधवला दलिया बनाएब आ खाएब नीक लगैत छल |

से एक दिन हमरा भारी भ’ गेल |

ऑफिससं घुरैत रही | मोटर साइकिलसं रही, हमरा पाछाँ उप-प्रबंधक दिलावर सिंह सेहो छलाह | किछु दूर गेलाक बाद हमरा चक्कर आबि गेल | हम तुरंत गाड़ी रोकि उतरि गेलहुं, सिंहजी सेहो उतरि गेलाह |

एकटा किरानाक दोकान छलै ओत’ | दोकानपर जाक’ पड़ि रहलहुं आ एकटा टेबुल पंखा हमरा माथ लग चला देब’ कहलियनि | हम बेसुधि भेल बड़ी काल धरि रहि गेलहुं |

आँखि खूजल त उठबाक कोशिश केलहुं | उठबामे असौकर्य भ’ रहल छल | हमरा एकटा डॉक्टर लग ओ सभ ल’ गेलाह | डॉक्टर बी.पी. चेक केलनि | बी. पी. बहुत कम भ’ गेल छल |



ISSN 2229-547X VIDEHA

हमरा मनेन्द्रगढ़ जाक' चिकित्सा करेबाक आ आराम करबाक सुझाव भेटल |

सिंह जी तुरत एकटा जीप भाड़ापर ल'क' हमरा मनेन्द्रगढ़ ल' गेलाह, डॉक्टरसं संपर्क कराक', दबाइ ल'क' हमरा डेरापर पहुंचा देलनि |

करीब डेढ़ मास धरि हमरा डॉक्टरक परामर्शक अनुसार दबाइ, पथ्य आ आरामक अधीन रह' पडल | बाइस दिन अवकाश मे रहलहुं |

एहि अवधिमे किछु पत्रिका सभ कहुना पढ़ि लैत छलहुं |

पाठकजी आ किछु और साहित्यकार लोकनि अबैत रहैत छलाह |

अही बीच हम मैथिली दीर्घ कविताक एक अंशकें हिन्दीमे अनुवाद क' क' समकालीन भारतीय साहित्यकें पठा देलिऐ |

साहित्यिक परिवेश :

कोतमामे सेहो साहित्यिक कार्यक्रम सभ होइत रहै छलै |

प्रगतिशील लेखक संघक मासिक बैसकमे कवि गोष्ठी होइत छलै | किछु लोक सभ एखनो खूब मोन छथि आ किछु गोटेसं एखनो संपर्क अछि |

जगदीश पाठकजी व्यंग्य लिखैत छलाह, एखनो लिखैत छथि, एखन फेस बुकपर हुनक व्यंग्य रचना आ कार्टून सेहो नीक लगैत अछि |

नीहार स्नातक सेवा निवृत अध्यापक छलाह | नीक रचना करैत छलाह, गोष्ठीक आयोजन करैत छलाह, किछु पत्रिका मंगबैत छलाह, ओ सभकें किछु दिन लेल उपलब्ध करबैत छलाह आ ओहिपर गोष्ठीमे कोनो आलेख अथवा मौखिक प्रतिक्रिया देबाक लेल आमंत्रित करैत छलाह | हुनक स्मरण शक्ति एतेक तीक्ष्ण छलनि जे गप-शपमे सेहो परिलक्षित होइत छल | दस बरख पहिने कोनो साहित्यकारसं भेंट भेलनि तकर स्मरण करैत ओ इहो कहैत छलाह जे ओ साहित्यकार कोन रंगक वस्त्र पहिरने छलाह आ कोन मूहें बैसल छलाह आ की करैत छलाह |

हुनकहि जोर पर 11 नवम्बर 2000 क’ रीवाक महाविद्यालयमे आयोजित कवि गोष्ठीमे भाग नेने छलहुं जाहिमे प्रख्यात गीतकार सोम ठाकुर जी सेहो आएल छलाह,शैलेश जी सेहो छलाह,नीहारजी गोष्ठीक संचालन केलनि |

12 नवम्बर क’ हम सभ सतनामे साहित्यकार शैलेशजीक ओत’ सेहो आयोजित गोष्ठीमे भाग नेने छलहुं |

एक दिन साहित्यिक टीम अमरकंटक गेल | ओत’ एक दिन रहै गेलहुं | जैन मुनि सभक संग एकटा नीक कवि सम्मेलन भेल | हमहूँ ओहिमें सम्मिलित रही |

नीहार जीसं जबलपुर आ सिवनीमे सेहो भेंट भेल |

किछु मास पूर्व एकटा साहित्यकार मित्र कैलाश पाटकरक माध्यमसं नीहार जी सं संम्पर्क भेल | आब पचासी बरखसं बेशीक छथि, स्वाभाविक शारीरिक स्थितिक अधीन छथि |

धर्मेन्द्रजी नवगीत लिखैत छलाह | हुनकासं संपर्क नै अछि |

भरिसक आब ओ नै छथि |

शिव कुमार सिंह जी हास्य-व्यंग्य लिखैत छलाह | हुनकोसं संपर्क नै अछि |

कैलाश पाटकर जी सेहो नीक लिखैत छलाह | किछु मास पूर्व हुनकासं फेस-बुकक माध्यमसं संपर्क भेल |

कोतमा आ यमुना कोलियरीमे काज केनिहार रावजी आ किछु और साहित्यकार सभ सम्पर्कमे छलाह |

कोतमामे हमरा आवासपर एक जनवरी क’ कवि गोष्ठीमे स्थानीय साहित्यकारक अतिरिक्त शहडोलसं प्रख्यात कवि पारस मिश्रजी सेहो एलाह |

22 नवम्बर 2000 क’ शहडोलमे पारस मिश्रजी ओत’ कवि गोष्ठीमे हमहूँ सभ भाग लेलहुं |

1999 मे 14 अगस्तक’ क्षेत्रीय कार्यालय, शहडोलमे आयोजित काव्य गोष्ठीमे भाग लेलहुं | हम प्रस्तुत केने छलहु गीत ‘मैं कभी मन्दिर न जाता...’

5 सितम्बर 2000 क' आकाशवाणी,शहडोलसं मंजुल वर्माजी फोनपर संपर्क क' क' बहुत आनन्दित भेल टेप कएल हमर ओहि गीतक बहुत प्रशंसा केलनि आ कह्लनि जे कोनो काजसं जहिया शहडोल आबी त आकाशवाणी एबाक कष्ट करब, हम ओही दिन अहांक किछु रचना टेप करबाक' कार्यक्रम लेल राखि लेब |

आदरणीय वर्माजीक उद्‌गार हमरा आनन्दित केलक | हम अपन कार्यक्रम तेना नै बना सकलहुं, मुदा हुनक अनायास फोन क' क'

रचनाक प्रति अपन सम्मान व्यक्त करबाक भाव हमरा सुख दैत रहल अछि | चिन्तक लोकनि कहैत छथि जे किनकहु कोनो काज अथवा कोनो व्यवहार अहाँकें जं नीक लागल अछि तं एहि लेल हुनका प्रत्यक्ष अथवा परोक्ष रूपसं धन्यवाद देब अथवा हुनक प्रशंसा करब सेहो मानवीय धर्म थिक |

2000 मे 22 सितम्बर क' रातिमे कोतमा कन्या विद्यालयमे कवयित्री सम्मेलनक आयोजन भेलै | एहिमे डा. राजकुमारी 'रश्मि', जया जादवानी, डा. माधुरी शुक्ला आ डा. प्रेमलता नीलमक योगदान उल्लेखनीय आ स्मरणीय रहल |

मैथिली पत्रिका 'अंतिका' आ 'आरम्भ' अबैत छल |

आरम्भमे हमर निम्नलिखित छोट-छोट किछु कविता छपल |

समकालीन भारतीय साहित्यक मैथिली विशेषांकमे हमर एहि कविताक अनुवाद प्रकाशित भेल :

एत' आबि क'

एत' आबि क' हम

देखय लागल छी

मनुक्खक हड्डी

कोना चिबबैत अछि मनुक्ख

आ मनुक्ख कोना

मनुक्खक शोणित पीबि जाइत अछि

हम सोचय लागल छी

कोना चोराओल जा सकैत अछि

सूर्य आ चन्द्रमा

कोना कएल जा सकैत अछि

ग्रह आ नक्षत्रक संग बलात्कार

आ कोना भ’ सकैत अछि

कोनहु स्वर्गक अपहरण |

एत’ आबि क’ हम

बूझ’ लागल छी

किए कोनो लोकसं

लोक डेरा जाइत अछि

किए कोनो लोकमे

लोक हेरा जाइत अछि,



ISSN 2229-547X VIDEHA

हम स्वीकार कर' लागल छी

एकटा चम्मचक महत्व

एकटा हथगोलाक कमाल

अश्रु-गैसक महिमा,

हमहूँ सम्मिलित भ' जाइत छी

एकटा नव आविष्कारमे ___

'कोना अनका पयरपर

लोक ठाढ़ भ' सकैत अछि (!)'

( क्रमशः )

पटना / 31.12.2021

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

"मैथिलीमे संप्रति जे लिखल जा रहल अछि ताहिसँ हम निराश नहि छी"

(डा वीरेन्द्र मल्लिक जीक साक्षात्कार जे कि नबोनारायण मिश्रजी द्वारा लेल गेल अछि)



(डा.वीरेन्द्र मल्लिक)



(नबोनारायण मिश्र)

*एहि साक्षत्कारक इतिहास*

*2016 मे विदेह "वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक" प्रकाशित करबाक घोषणा केने रहए। मुदा अपेक्षित सहयोग नै भेटबाक कारणे ई प्रकाशित नै भऽ सकल। एहि विशेषांक लेल वीरेन्द्र मल्लिक जीक साक्षात्कार नबोनारायण मिश्रजी द्वारा लेल गेल छल। आब ओ साक्षात्कार विदेहक एहि अंकमे दऽ रहल छी। 3 जनवरीकेँ मल्लिकजीक जन्मदिन छनि आ पाठक लेल ई दूनू अवसर अछि। पहिल मल्लिकजीक विचार जनबाक आ*

*दोसर हुनक जन्मदिनपर हुनका मोन पाड़बाक। उम्मेद अछि जे पाठककेँ एहि साक्षात्कारसँ नव विचार प्राप्त हेतनि। एहि विशेषांक लेल विदेह द्वारा कुल 16 टा प्रश्न देल गेल छल जे कि एना अछि-*

*1) आग्नेय कविताक आधार की? वर्तमान आग्नेय कविता कोन दिशामे अछि?*

*2) ओना पुरस्कार तँ प्रोत्साहन लेल होइत छै मुदा मैथिलीमे पुरस्कार भेटिते साहित्यकारक गति रुकि जाइत छै। एना किएक?*

*3) वर्तमान समयमे मैथिली पत्र-पत्रिकाक की हाल छै?*

*4) चेतना समीतिमे एखनो दलित वर्गक प्रवेश निषेध छै। एकरा अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ?*

*5) दरभंगे पीठ जकाँ आब सहरसा पीठ बनि रहल छै। ई मैथिलीक लेल नीक की खराप?*

*6) बहुत दिन धरि मैथिलीमे दलित लेखक केर प्रवेश नै छल। एकरा अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ? एखनुक केहन अवस्था छै?*

*7) अहाँक साहित्यिक यात्रामे कोन तत्व प्रेरक आ कोन तत्व बाधक रहल?*

*8) वर्तमान साहित्यकारक मूल्याकंन अहाँ कोना करबै?*

*9) अहाँक प्रिय साहित्यकारकेँ छथि?*

*10) साहित्यकारक लेखकीय विचार आ वास्तविक जीवनक विचार एक हेबाक चाही की अलग-अलग? जँ एक हेबाक चाही तँ "वैद्यनाथनाथ मिश्र यात्री"जीक वैचारिक विचलनकेँ अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ। आ जँ अलग-अलग हेबाक चाही तँ ओहन साहित्य ओ साहित्यकारक मूल्य की?*

*11) मैथिल साहित्यकार बहु विधावादी होइत छथि। मुदा जँ अहाँ एकै विधामे रहितहुँ तँ ओ कोन विधा होइतै ?*

*12) मैथिलीकेँ तोड़बामे दरभंगा मठाधीश सभहँक कतेक योगदान छै?*

*13) कलकत्ताक साहित्यकारक गुटबाजी मैथिलीक कतेक अहित केलकै?*

*14) कलकत्ताक युवासँ की आशा। ओहिमेसँ के आगू जा सकै छथि।*

*15) अहाँ अपन साहित्यक यात्राक पड़ाव कतऽ आ कोन रूपें देखै छिऐ?*

*16) पारिवारिक परिचय जनबाक इच्छा अछि।*

*मुदा उपरमे देल गेल प्रश्न सभ संशोधित भेल (विदेह दिससँ नै) प्रश्न संख्या 1,2,3 आ 5 ओहिना रहल। प्रश्न संख्या 4 आ 6 मिला कऽ एकटा प्रश्न बनल। प्रश्न संख्या 7,8,9,10 आ 11 ओहिना रहल। प्रश्न संख्या 12 आ 13 केर कोनो उत्तर नै भेटल। प्रश्न संख्या 14,15 आ 16 ओहिना रहल। अंतमे नबोनारायण*



ISSN 2229-547X VIDEHA

*मिश्रजी प्रसंगानुकूल अपना दिससँ 2 टा प्रश्न जोड़लाह। मने फाइनल स्वरूपमे कुल 15 टा प्रश्न भेल जकर उत्तर संग देल जा रहल अछि (संपादक)-*

1) आग्नेय कविताक आधार की? वर्तमान आग्नेय कविता कोन दिशामे अछि?

मैथिली कवितामे जनवादी वा प्रगतिशील कविताक जन्मदाता "यात्री"सँ जे कविता प्रारंभ भेल छल से निरंतर प्रवाहित होइत मैथिली जनमानसकेँ आलोरित-विलोरित करैत रहल। हुनकर विचारधाराकेँ संवहन करैत जे मैथिलीक काव्यधारा आगाँ बढ़ल छल ओहिमे सोमदेवक सहजतावाद आबि समाहित भेल छलैक आ बादमे अग्निजीवी काव्यधारा सेहो आबि अंतर्भुक्त भेल छलैक। वस्तुतः विचार-वैभव पूर्वहि के छलैक मुदा ओकरा कहबाक ढंग सर्वथा नवीन आ एकर विषय वस्तु जीवन यथार्थसँ संबंद्ध छलैक। ओकरामे एक नव त्वरा छलैक। अग्निक ताप छलैक तँइ लोक (विशेषतः सोमदेव) एहि कविताकेँ अग्निजीवी कविता नाम प्रदान केलक।

वर्तमान कविता युगसापेक्ष थिक। ओकरामे अनेकशः परिवर्तन, संवर्धन एलैक अछि। ओकरामे ग्लोबलाइनेशनक गर्मी, नेट, बैट, सैट,चैट सभ आबि आइ समाहित भऽ गेल छैक। "वसुधैव कुटुम्बकम्" केर विराट वैचारिक फलक ओकरामे आबि गेल छैक।

2) ओना पुरस्कार तँ प्रोत्साहन लेल होइत छै मुदा मैथिलीमे पुरस्कार भेटिते साहित्यकारक गति रुकि जाइत छै। एना किएक?

कोनो भाषामे पुरस्कार वा सम्मान जे साहित्यकार, कलाकार लोकनिकेँ प्रदान कएल जाइत छै तकरा पाछाँ प्रोत्साहन केर भावना निहित रहैत छैक। पुरस्कार पाबि साहित्यकार गौरवान्वित-आह्लादित होइत छथि और हुनकामे लिखबाक आर बेसी क्षमता आबि जाइत छनि। मैथिली पुरस्कारक जे अवस्था अछि से सर्वविदित अछि। पुरस्कार वितरणमे भ्रष्टाचार एना ने प्रवेश कऽ गेल अछि जे ओकर वर्णन नहि कएल जाए। जिनका लोकनिकेँ पुरस्कार प्राप्त भऽ जाइत छनि ओ पुरस्कारकेँ गंगाजल मानि उदरस्थ कऽ लैत छथि आ सुखक चिरनिद्रामे सूति रहैत छथि।

3) वर्तमान समयमे मैथिली पत्र-पत्रिकाक की हाल छै?

वर्तमानमे मैथिली पत्र-पत्रिकाक दशा अछि तकरा उछतगर नहि कहल जा सकैछ। अधुना कलकत्तासँ प्रकाशित "कर्णामृत" ओ "मिथिला दर्शन" सएह निरंतर समयपर निकलि जाइत अछि। पटनासँ "घर-बाहर" जे निरंतर प्राप्त होइत छल तकरो दशा ठीक नहि बुझना जाइछ। "पूर्वोत्तर मैथिल" कहियो-कहियो कऽ उदित भऽ जाइत अछि। दिल्लीसँ "मैथिली लोकमंच" सेहो प्रकाशित भऽ रहल अछि। ओना संपूर्ण भारतवर्षमे यत्र-तत्रसँ स्मारिकाक बाढ़ि आबि गेल अछि। कोलकातासँ प्रकाशित "कोकिल मंच" प्रति वर्ष प्राप्त भऽ जाइत अछि। धन्य थिक मैथिलीक पत्र-पत्रिका जे मैथिलीकेँ जिया कऽ रखने अछि और साहित्यकार ओ बुद्धिजीवी लोकनिक मानसिक दिशाकेँ तृप्त करैत रहैत अछि।

4) चेतना समीति एवं अन्यान्य मैथिली संगठनमे एखनो दलित वर्गक प्रवेश नगण्य छै। एकरा अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ?

चेतने समीति किएक, मिथिलामे जे जतेक जे कतहुँ मैथिली संस्था अछि ओहिमे ब्राह्मणवादक वर्चस्व थिकैक। ब्राह्मण आ कर्ण-कायस्थ जे अदौकालसँ मैथिली बजैत रहलाह अछि ओकरे आइयो मानक मैथिली मानल जाइत अछि। हमरा जनैत एकरा पाछू शिक्षाक प्रमुख हाथ रहलैक अछि। संपूर्ण भारत वर्षमे वैदिक युग किंवा सनातन युगमे जे चारि वर्गमे समाज विभाजित छलैक (ब्राह्मण, क्षत्रिय, वैश्य आ शूद्र) ओकरा पाछा गुण आ कर्म छलैक जाहि आधारपर ई विभाजन भेल छलैक। चातुरवर्ण मया श्रष्टा गुण कर्म विभागशः (गीता) चारि युगमे गुण आ कर्मकेँ आधारपर लोक विभाजित छलाह। एकहि परिवारमे एक भाइ ब्राह्मण छलाह जे विद्याक दान वा विद्याध्यन करैत छलाह, दोसर भाइ कर्मक आधारपर क्षत्रिय, तेसर वैश्य आ चारिम शूद्र। ईसासँ पूर्वहि ३५०० वर्ष एहि देशमे उत्तर-पश्चिम दिशासँ जे भारतमे विदेशी आक्रमण भेल छल, वएह एतए आबि कऽ हमरा लोकनिक गुण आर कर्म आधारित जे वर्ग-विभाजन छल ओकरा नष्ट-भ्रष्ट कऽ जातिवादकेँ जन्म देलक। वएह जातिवाद आइ वर्तमानमे राजनीतिक प्रधान पोषक तत्व बनि गेल छै। पूर्वमे जे अध्ययन-अध्यापन करैत छलाह, राजाक ओहि ठाम हुनके सम्मान होइत छलैक। व्यापारी वर्ग सेहो राजेक साथ हाथ मिला कऽ हुनके गुणगानमे लागि जाइत छल। शूद्र वर्ग नितांत एकांकी रहि जाइत छलैक। ताहि समयमे जे समाज संचालकन हेतु नियम कानून बनाओल जाइत छल तकरा पाछाँ एही तीनूकहि हाथ रहैत छलैक।

हमरा जनैत एहि सभकेँ पाछाँ शिक्षे छलैक। शिक्षाक अभावक कारण शूद्र आ नारी वर्ग सभसँ पाछाँ रहि गेल। एकैसम शताब्दीमे जे हरिजनकेँ विशेष अधिकार प्रदान कएल गेलैक अछि ताहिमे शिक्षापर विशेष जोर

देल गेल छै। आइयो कोनो संस्थामे जे सभ छथि ओ ब्राह्मण, कायस्थ, राजपूत, भूमिहार आदि-आदि वर्गसँ छथि। निम्न वर्गसँ बहुत कम लोक एहि दिशामे एबाक प्रयास करैत छथि।

5) दरभंगे पीठ जकाँ आब सहरसा पीठ बनि रहल छै। ई मैथिलीक लेल नीक की खराप?

हमरा जनैत दरभंगे किएक पटनामे सेहो मैथिलीक पीठ रहल अछि। कलकत्तामे सेहो रहल अछि जाहिठाम किछु प्रखर विद्वान लोकनिक, बुद्धिमान लोकनिक बैसार होइत रहल अछि। लोक अपना सुविधाक अनुसार कर्म आ बुद्धिक बलपर सरकारी सहाय्य प्राप्त करैत रहल अछि। जे अधिक चतुर से अधिक लाभान्वित। मैथिलीमे दरभंगा पीठकेँ लऽ कऽ जे विभिन्न पत्र-पत्रिकामे नवतुरिया वर्ग द्वारा जे विद्रोहक स्वर मुखरित कएल जाइत रहल अछि तकरा विस्मृत नहि कएल जा सकैत अछि। तँइ आइ जँ सहरसामे कोनो पीठक स्थापना भऽ रहल अछि तँ एहिमे कोनो आश्चर्यक बात नहि अछि।

6) अहाँक साहित्यिक यात्रामे कोन तत्व प्रेरक आ कोन तत्व बाधक रहल?

हम प्रारंभमे हिन्दीमे लिखैत छलहुँ। हमरा पाछाँ कलकत्ताक महान मैथिली सपूत स्व. पीताम्बर पाठक ओ मैथिली पत्रकारिताक दधीचि राजनंदन लाल दास हाथ जोड़ि विनम्र भावे मैथिलीमे लिखबाक हेतु परि गेलाह। पीताम्बर बाबू कहलनि जे अहाँ मैथिलीयेमे सपनो देखू, मैथिलीयेमे सोचू आ मैथिलीयेमे लीखू से हमरा लोकनिक आकांक्षा अछि। ताही दिनसँ मैथिलीमे लेखन प्रारंभ कएल। १९५७-५८ के जे छात्र जीवनक अवधि छल ताही समयमे "मिथिला सांस्कृतिक परिषद्" कलकत्तासँ संबंधित, संपर्कित भेलहुँ। पश्चात ओकर महामंत्री बनाओल गेलहुँ। ताही दिनसँ परम श्रद्धेय बाबू साहेब चौधरीक संपादनमे "मैथिली दर्शन"मे रचना लेखन प्रारंभ कएल।

अध्ययन-मनन और संघर्षक पश्चात विचारमे परिवर्तन आएल आ हम मार्क्सवादी दर्शनसँ प्रभावित भेलहुँ। बादमे माओत्सोतुंग सेहो प्रभावित केलनि। हुनकर कहब छलनि "power comes out of the barrel of a gun" हमरा विशेष प्रेरित केने छल। बादमे "आमार बाड़ी, तोमार बाड़ी, नक्सलबाड़ी" केर नारा गुंजायमान भेल और हमरा चमत्कृत केने छल। मैथिली लेखनमे बाधक तत्व हमरा लेल केओ नहि छल। किछु कालक लेल लेखनमे शिथिलता अवश्य आएल छल तकरा पाछाँ हमर अपन आर्थिक सीमा छल और कोनो व्यक्ति विशेष नहि।

7) वर्तमान साहित्यकारक मूल्याकंन अहाँ कोना करबै?

हम जीवन के प्रारंभहिसँ आशावादी रहलहुँ अछि। वर्तमान मैथिली साहित्य विधामे निरंतर अग्रसर भऽ रहल अछि। एकसँ एक रचनाकार माँ मैथिलीक भंडारकेँ अपन लेखन उर्जा ओ शक्तिसँ संपूरित कऽ रहलाह अछि। समयक अनुसार ओ लोकनि आगाँ बढ़ि रहलाह अछि, तखन लेखन जे संप्रतिमे भऽ रहल अछि ताहिमे अध्य्यनक पूर्ण अभाव परिलक्षित होइछ। अधिकांश रचनाकार व्यक्तिकेंद्रित भऽ गेल छथि। हुनका वामा-दहिना देखबाक पलखति नै छनि।

ग्लोबलाइजेशनक जे भावना आइ संपूर्ण विश्व साहित्यमे व्याप्त अछि तकर हिनका लोकनिमे अभाव परिलक्षित होइछ। ओना संप्रति जे लिखल जा रहल अछि ताहिसँ हम निराश नै छी।

8) अहाँक प्रिय साहित्यकारकेँ छथि?

मैथिलीमे हमर प्रिय साहित्यकार छथि "वैद्यनाथ मिश्र यात्री"|

9) साहित्यकारक लेखकीय विचार आ वास्तविक जीवनक विचार एक हेबाक चाही की अलग-अलग? जँ एक हेबाक चाही तँ "वैद्यनाथ मिश्र यात्री"जीक वैचारिक विचलनकेँ अहाँ कोन रूपमे देखै छिऐ। आ जँ अलग-अलग हेबाक चाही तँ ओहन साहित्य ओ साहित्यकारक मूल्य की?

संसारक प्रायः सभ साहित्यमे मुख्य रूपसँ दू धाराक रचनाकार देखना जाइत छथि। रचनाकार लेल ओकर एक वैचारिक आधारकेँ हएब अनिवार्य मानल जाइछ। जकरामे कोनो विचार नै, ओकर कोनो महत्व नहि। मैथिलीये साहित्यमे नहि भारतक विभिन्न भाषाक साहित्यमे सेहो विभिन्न विचारक पोषक रचनाकार परिलक्षित होइछ। हम जे बाजब सएह करब, सएह जीएब एहि अवधारणाक पोषक साहित्यकारक संख्या मैथिली अत्यंत अल्प अछि।

आइ वैज्ञानिक युगमे एकसँ एक विचारधाराक जन्म-मरण-पुनर्जन्म भऽ रहलैक अछि। युग बहुत तीव्र गतिएँ आगाँ बढ़ि रहल छैक। ओ मंगलग्रहपर पहुँचबाक प्रयासमे लागल छैक। एहना स्थितिमे एक सीमामे बद्ध भऽ रचना करब आइ संभव नहि बुझना जाइछ। युगानुसारे डेग बढ़बैत जँ रचनाकार अपन वैचारिकताक संग लीखि रहलाह अछि तँ ओ प्रसंशाक पात्र थिकाह। नवतुरियाक कहब थिकैक जे हमरा लोकनिकेँ कठमुल्ला नहि हेबाक चाही। हमरा सभकेँ गत्यात्मक हेबाक चाही। एहि परिप्रेक्ष्यमे यात्रीजीक जे वैचारिक विचलन के जे प्रश्न उठाओल गेल तकर उत्तरमे स्वयं यात्रीजी वएह बात कहलखिन जे हम एखन कहि रहल छी।

10) मैथिल साहित्यकार बहु विधावादी होइत छथि। मुदा जँ अहाँ एकै विधामे रहितहुँ तँ ओ कोन विधा होइतै ?

"कविर्मनीषी परिभू: स्वयंभू:" जे कहल गेल अछि से कोनो अनुचित नहि। मैथिल तँ सभ जन्मना प्रायः कविये होइत छथि, तखन प्रत्येक रचनाकारक कोनो अपन प्रिय विधा होइत छैक जाहिमे ओ लिखबामे आनंदक अनुभूति करैछ। हमरा विचारे जकर जे प्रिय विधा होइक ताहिमे जँ ओ अपन संपूर्ण शक्ति आ उर्जाकेँ लगा दै तँ मैथिलीक ओहि विधा विशेषमे चमत्कार उत्पन्न भऽ सकैत अछि। तँइ तँ कहल गेल अछि "एकश्चन्द्रस्तमो हन्ति न चा तारा सहस्त्रशः"।

(एहि प्रश्नक पहिले भागक उत्तर देल गेल अछि से बुझाइए-संपादक)

11) कलकत्ताक युवासँ की आशा। ओहिमेसँ के आगू जा सकै छथि।

हम जीवनकेँ प्रारंभहिसँ नवतुरिया वर्गक समर्थक रहलहुँ अछि। ओकरा हम अंतःकरणसँ प्रोत्साहित आ संवर्धित करैत रहलियैक अछि। युवा वर्गमे सीमाहीन शक्ति रहैत छैक। वएह कोनो देश,जाति, किंवा समाज केर कर्णधार होइत अछि तँइ अंग्रेजीक लेखक newman कहने छथि "It is an established truism that youngmen of today are the countrymen of tomorrow, holding in their hands the high destinies of the land, they are the seeds that spring And bear fruit." कहबाक तात्पर्य जे कलकत्ताक नवतुरिया वर्गमे जे उभरि कऽ एलाह अछि ताहिमे मिथिलेश कुमार झा, चंदन कुमार झा, अनमोल झा, आमोद कुमार झा, अमरनाथ झा 'भारती', भास्करानंद झा 'भास्कर" आदि विशेष प्रभावित कऽ रहलाह अछि।

12) अहाँ अपन साहित्यक यात्राक पड़ाव कतऽ आ कोन रूपें देखै छिऐ?

ऐतरेय ब्राह्मण केर कथन छैक- चरैवेति-चरैवेति-चरैवेति मने चलैत रहू-चलैत रहू-चलैत रहू। हम एही सिद्धांतमे विश्वास करैत छी। प्रायः 1960 सँ लऽ कऽ आइ धरि हमर लेखनमे कहियो गतिरोध नहि आएल अछि। हम निरंतर लिखैत रहलहुँ अछि। हम माँ मैथिलीक सेवामे अपनाकेँ समर्पित केने रहलहुँ अछि। हम अंतिम श्वास धरि लिखैत रहब से हमरा विश्वास अछि।

13) पारिवारिक परिचय जनबाक इच्छा अछि।

नाम- वीरेन्द्र मल्लिक

जन्म-परसौनी (मधुबनी)

जन्मतिथि-3 जनवरी 1937

शिक्षा- एम.ए, पी.एस.डी (हिन्दी)

माताक नाम-स्व. सत्यभामा

पिताक नाम-स्व. अजब नारायण मल्लिक

14) "आखर" के अपने संपादक मंडलमे छलहुँ ओहिमे के सभ योगदान देने छलाह?

"आखर"कें संपादक छलाह-कीर्तिनारायण मिश्र ओ वीरेन्द्र मल्लिक। सहयोगीक रूपमे- राजनंदन लाल दास, स्व. पीताम्बर पाठक एवं स्व. सुन्दरकांत झा।

15) मैथिली रंगमंचमे कलकत्ताक अवदानपर अहाँ अपन मंतव्यसँ पाठकवर्गकें अवगत कराबी।

मैथिली नाटक ओ रंगमंचक क्षेत्रमे कलकत्ताक सर्वोपरि स्थान रहलैक अछि। ओकर विकास ओ संवर्धनमे एतुक्का विभिन्न संस्थाक योगदान अतुलनीय अछि। बीचमे एक पैघ अंतरालकें पश्चात दू टा नाट्य संस्था -१) मिथिला विकास परिषद् २) कोकिल मंच सामने आएल। ई दूनू निरंतर जन्मसँ लऽ कऽ एखन धरि प्रति बर्ष नियमपूर्वक मैथिली नाटकक मंचन करैत आबि रहल अछि। आइयो धन्यवाद एही दूनू संस्थाक रंगकर्मीकें जाइत छनि जे मनसा-वाचा-कर्मणासँ मैथिलीक प्रति समर्पित छथि। हम वर्तमान नाट्यमंचनक परिदृश्यकें देखैत आशा करैत छी जे ई दूनू नाट्य संस्था नवसँ नव मैथिली नाटकक मंचन प्रस्तुत करैत रहताह और मैथिली नाटक ओ रंगमंचक परिवर्धन-संवर्धनमे अपनाकें समर्पित केने रहताह। हमरा दूनू संस्थाक प्रति पूर्ण आस्था आ विश्वास अछि। हम दूनू संस्थाक मंगलकामना चाहैत छी।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

डॉ. किशन कारीगर

महामारी सन डेराउन भेल जा रहलै? मिथिला स पलायन (परदेश कमाएब)

यथार्थ कहब देखाएब त भक्क दिस लागत किने आ कतेक मखान वला नेता, मिथिलाक बुद्धिजीवी समाज त कुतर्क कए बतकुट्टबैल पर उतारू भेल यथार्थ के नुकेबाक चलकपनी करै जाएब? तइयो मिथिला स पलायन के भयाऔन डेराउन इतिहास आ यथार्थ के मुँह झांपल नै हेतै?

मिथिला मे रोजगार लेल छैहे की? रौदी, दाही, बेसी बुझक्करी दाबी, टांगघिच्चा मनोवृति, बंद परल चिनी मिल, पाग मखानक पेट्रोसुआ राजनीति आ परदेश कमेबाक बिमारी छोड़ि आरो किछो नै छै? मिथिला समाज कहियो अइ बातक चिंता नै केलक की ओकर धिया पूता सब केना रोजी रोटी कमेतै? आ परदेश कमेबाक बिमारी नव पीढी तक पसरैत गेल?

रोजगार नाम पर मिथिलाक लोक सरकारी योजना तंत्र, सरकारी सेवा, परदेश कमाएब (पलायन) भरोसे सब दिन बैसल रहल आ अपना भाग के दोख दैत हक्कन कनैत रहल. रोजगार के विकल्प सब कहियो ने सोचलक आ नै तकर बेगरता कहियो बुझलक?

मिथिला मे फैक्ट्री चैकरी, स्टार्ट अप, लघु उद्योग लगेबाक गप करब त अपना पैर पर कुरहैड़ मारब सन भऽ गेलै? केकरो लक इ गप बाजू त लोक हंसी उड़ाउत जे हे हिनका नै नोकरी चाकरी भेटलै तैं एना कहै छै त ई परदेश कमाई नै चाहै छै, परदेश कमाएल नै भेलै? एहने टोंटबाजी स लोक के मनोबल आरो तोइड़ दै छै? त एहेन टांगघिच्चा मनोवृति वला मिथिला समाज मे के उद्योग धंधा लगाउत?

पुरना लोक बुढ पुरान सबहक मुँहे सुनल गप जे पहिने मिथिला के बेसी भाग लोक परदेश कमाई लै नै जाइ? बड्ड गरीब लोके सब टा परदेश खटै. लेकिन 1934 के भूइकंप मिथिला के तहस नहस क देलकै. आ गरीबताइ बढ़ैत गेलै आ लोक सब देश परदेश कमाएब खटाएब शुरू केलकै. पहिने मिथिला मे चिनी मिल, खादी भंडार, लोहा कपसिया मे सूत कटैए, रांटी राजनगर सब मे लहाट बनै, बेगूसराय दड़भंगा, सहरसा पूर्णिया सब मे खाद, कागज, चूरा मिल, आरा मिल सब रहै, जइ मे कतेक लोक के रोजी रोटी भेटैत रहै? आस्ते आस्ते मिथिला मे रोजगार के साधन सब बंद होइत गेल आ लोक सबहक परदेश कमेबाक बिमारी बढ़ैत गेल? एहेन भयाबह जे मिथिला लोक के परदेश कमेने बिना गुजर जाएब मोशकिल भऽ जाइत छै. अहाँ मजदूर छि की हाकिम वा बिजनेस मैन परदेशक मूँह देखै परत यौ बाबू?

दिल्ली, पंजाब, बंगाल, बंबई, साउथ इंडिया, नार्थ इस्ट, यूपी, गुजरात, सब ठाम मिथिला के मजदूर भेटबे टा करत? मिथिलाक इ मजदूर सब केहेन अभिशप्त जिनगी जिबै लेल मजबूर अछि आब इ डेराउन स्थिति स

सब परिचित भेल जा रहलै? एहि मजदूर सबहक सुधि के लेतै? केकरा बेगरता छै?

महामारी सन डेराउन भयाबह भेल जा रहलै मिथिला स पलायन. एतुका नेता सब पाग मखान माला के राजनीति आ अपना फायदा दुआरे पटनिया नेता सबहक दलाली करै मे बेहाल टा रहैए? मिथिलाक चुटपुचिया, फोकटिया, मानल नेता सब केकरो बुते चिनी मिल शुरू कराउल नै भेलै आ नै मिथिला मे उद्योग धंधा लेल इ नेता सब कहियो सोचलक? मिथिला समाजक लोक सब सेहो मूड़ल अछि जे अनके आ सरकार भरोसे बैसल रहल?

मिथिला मे रोजगार के कोनो दुआरा नै छै आ अइ ठाम गामे गाम, मिथिला के घरे घरे पलायन (परदेश कमाएलब) महामारी सन डेराउन भयाबह भेल जा रहलै?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

## मुन्नाजी- बीहनि कथा

### कोखिन

" हम अपन पेट पैंच लगएब,देह नै ने।"

सब स्त्री-पुरूष पेट भरवा आ देह झंपवा खातिर देश-परदेश जा की ने करैए।हम त' घरे में रहि कोखि पोसब आ सुखक सपना पूर करब।

श्रॉक्सी आ रॉड्रिग्स दंपति द्वारा देल गेल विज्ञापन -"एकटा स्वस्थ कोखिन स्त्री चाही,हमर गर्भधारण आ निवारणक लेल !"

इ देखिते स्मिता मुग्ध भ' गेल छलि। आ ओइ दंपतिक संपर्क में आबि सुखक सपना देखए लागलि।

स्मिता अहां किए उठेलौं एहेन डेग,लोक की कहत हमरा ,अहांकें ? देखै छीयै यशोदा बेन कें।विदेशी सब जहन ओकर घर आबि घुरै छै तहन लोक ओकरा अभच्छक संज्ञा दै छै।आब अहीं कहू जे इएह सुनबा लेल हम गाम छोड़ि सुरत धेलहुं?

नै विशाल,अहां निचैन रहू,हम चिकित्सकीय विधि सं गर्भ राखब,अवैध संबंधे नै।सफल होइते भेटत एक लाख डॉलर, हम सब भ' जएब मालोमाल।

"हम कोखि बेचब,देह नै।"

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

संतोष कुमार राय 'बटोही' केर (डायरी) 'लव यू टू'

24.04.2007

लाइफ मीन्स परेम

आइ हम जामिया मे बैसल इ सोचि रहल छी जे लल्ली कैँ हम नहि बुझि पउलियै। ओ शकूरपुर छोड़ि कऽ किछु नहि जनैत अछि। दुनिया कतऽ सँ कतऽ चैल गेलैक अछि, परञ्च ओ अखनो धरि गाम मे डूबल छथि। पहिल परेम ठीके मे लोक नहि भूलि सकैए। पहिल परेम 'ठुमरी' छियैए। जिनगी कैँ तमाशा बनौल जाएत छै। इस्कूल मे पढ़ैत ओ सीखलीहि जे हम ओकर पहिल परेम छियैए। ओना तऽ इ समाजक लेल हजम करनै इजी नहि छै कि किताब मे पढ़ौल चीज प्रैक्टिकल हेवाक चाही। सभ धर्म मे कहल गेल छै कि परेम सभ सँ ऊपर होएत छै, परञ्च इ दैहिक नीक नहि होएत छै। हम तऽ टुटि गेल रही। लल्ली के पढ़बैत हम ओकरा लेल अपन दिल कहिया हारि गेलहुँ से हमरा नहि बुझल अछि। दिल्ली कैँ सरदी मे कुक्कुर जँका कुकुआइत रहि हम ।

दुनिया मे भरम छै -" माला फेरत जग मुआ.....।" दैहिक परेम करनै मतलब तलवार कैँ धार पर चलनै बुझू। रसखान अपन रचना 'प्रेम वाटिका' मे परेम के लेल बड़ि रास लिखलकिन्हैं -

"प्रेम प्रेम सब कोउ कहत, प्रेम न जानत कोय।

जो जन जानै प्रेम तो, मरै जगत क्यों रोय।"

25.07.2007

एकटा अनार सौ लोकनि बेमार

नीक लड़की देखला सँ सभ कियो कैँ आँखि हुनके पर टिकल रहैत छन्हि। जखन ओ गली सँ निकैल कऽ इस्कूल दिस जाएत छलीह तँ कनहा-कोतरा सभ कैँ आँखि चौंधिया जाएत छलैह। सभ लफंगा इस्कूल धरि हुनकर पाँछा जाएत छल। इस्कूल कैँ छुट्टी कैँ समय ठीक दू बजे लफंगा सभ इस्कूल कैँ गेट पर आँखि

टिकौने रहैत छलाह। इ दैहिक खिंचाव छेलैक। लल्ली इ दृश्य देखि कऽ फिरिशान छलीह। जेकरा परेमक अ आ नहि बुझल सेहो हुनका पीछा करैत छलन्हि।

इस्कूल मे आइ फंक्शन छेलैक - 'गीत-नादक आओर नृत्यक'। सभ लड़की घरे सँ सजि-धजि कऽ गेल छलीह। लल्ली आइ नृत्य लेल अपन तैयारी केने छलीह। ओ ततेक बढ़िया नचलीहि जे मैडम हुनका पहिल स्थान देवाक लेल कनिको पाँछा नहि भेलीह। इस्कूल सँ अबितँहें मातर ओ हमरा फोन केलीह -

" आज हमारा प्रोग्राम बहुत अच्छा रहा। मुझे नृत्य में प्रथम स्थान मिला है। आप बधाई नहीं दोगो ?"

हम बड़ि खुश भेलहुँ अछि। लल्ली हमर जान छलीह। हम हुनका फोने पर कहलियैन्ह - " मैं तुमसे मिलकर बधाई देना चाहता हूँ। तुम कब मिलोगी ?"

" अच्छा ठीक है, अभी मम्मी नीचे आ गयी है। मैं फोन रखती हूँ। आपसे बाद में बात करूंगी,तब बताऊंगी। बाय... आई लव यू।"

"लव यू टू "- मे हम जवाब देलियैन्ह।

14.02.2008

वेलेंटाइन द ग्रेट

पार्क में हम बैठल छी। इ खिज़राबाद कँे अशोका पार्क छियैय। लायंस हॉस्पीटल कँे बगल वाला पार्क।हमरा नहि बुझल छल जे 'वेलेंटाइन डे' सेहो किछु छियैय। रोज डे, टैडी डे, चॉकलेट डे ....हग डे, प्रॉमिस डे वगैरह किछु छियैय की ? गाम सँ दिल्ली सन शहर मे आयल हम गोबरे छलहुँ। की परेम मनावै लेल स्पेशल दिवस सेहो होएत छै ? हम खुद सँ प्रश्न केलहुँ अछि। मिथिला मे मधु श्रावणी परब तँ होएत छै। परञ्च देशक राजधानी मे इ नवका शब्द हमरा लेल बड़ि राशि रोमांचक छल। जामिया कँ कैंपस मे प्रेमी युगल कँ देखि कऽ हमरो मोन भयल जे हमहुँ अइ शब्द के भजा कऽ देखियै।

परेम करवाक लेल दू आदमी चाही। परेम लौकिक आओर पारलौकिक होएत छै। भगवान सँ परेम हमरा एहेन नास्तिक तऽ नहि कऽ सकैत अछि। ओहनार्यो भगवान सऽ परेम दिव्य लोकनि करैत छथि। कालिका मंदिर मे उमड़ल लोकनि तकर आँखिक देखल हाल कहि सकैत अछि। हम तऽ नरक वाला परेम के लेल बौरायल छी। हम लैला-मजनू जँका परेम नहि कऽ सकैत छी ।

'परेम न बारी उपजै , परेम न हाट बिकाय....।' परेम केर बिना दुनिया शून्य अछि। मधु श्रावणी मे परेम केर परीक्षा होएत छै। मिसरामी टेमी सँ हाथ केँ दागल जाएत छै। हम बैसल छी। आकाश दिस ताकि रहल छी। आकाश मे मेघ केँ रूइया जँका रूप देखि रहल छी। लल्ली केँ मुँह सन मेघ ; भागि रहल अछि मेघ ; फागुनक हवा अगिया बेताल भेल छै। 'हवा हूँ हवा हूँ बसंती हवा हूँ' केर गीत गबैत सरसरैत पछुआ हवा। लल्लीक परेम दैहिक नहि छल। नैसर्गिक चोरनुकबा परेम जाहि मे परेमी बगुला बनल रहति छथि।

फोनक रिंग टोन बाजल 'ओ लम्हे....' । हम हबड़हबड़ फोन रिसीव केलहुँ। 'हलो..लो...' । इ मिठगर बोली केँ सुनि कऽ हमर करेज फाटि गेल। हमर फुरा गेल 'अहाँ बिनु सजनी...'। " कैसे हो आप ?" हम अइ प्रश्न केँ सुनि कऽ तमतमा गेलहुँ , परञ्च दिल पर बंदूक तानि कऽ आहिस्ता सँ कहलियै , " मैं ठीक हूँ।" मोन तऽ अपन कब्जा मे छल नहि। आओर की कहियै !

इ 'वेलेंटाइन डे' बनेनिहार बुरिबक छलाह। भरि साल चोरनुकबा परेमक गेम खेलाउ आओर माघक जाड़ मे हगलाहा, पदलाहा 'हग डे' , 'किस डे' मनाउ।मिथिला केँ लोक इ नहि मनाउत। लल्ली हमरा सँ लगभग छह महीना बाद गप्प केलीह अछि। कोन इ बेमारी छियैय से हमरा नहि बुझल। वेलेंटाइन कहियो 'वेलेंटाइन द ग्रेट' नहि भऽ सकैत अछि।

20.03.2008

लव लेटर टू गॉड

लल्ली आइ विहंसर मे चाह मे नून डालि देलकै। हुनकर पापा कहलथिन्ह, " बेटा तबीयत ठीक है, न ?" एतेक कहि कऽ ओ नांगलोई ड्यूटी निकैल गेलथिन्ह । लल्ली अवाक् रहि गेल छलीह। पापा ड्यूटी सँ साँझ मे एलाह तँ लल्ली केँ माए हुनका सँ पूछलथिहीन, "विहंसर मे की भेल छल ?"

मूच्छर के हँसि-हँसि कऽ हालत खराब भऽ गेलैन्ह। ओ लाहालोट होएत बजलाह अछि , " चाह मे चीनी नहि, नून देने छलीह लल्ली।"

काल्हि जखन साँझ मे हम लल्ली केँ फोन रिसीव नहि केलियैन्ह। तखने सँ हुनकर मोन मनुहैल छेलैन्ह।हुनकर ध्यान हमरे दिस छेलैक। इ 'ओ' परेमिका छलीह ! काल्हि सँ कोनहुँ काज मे हुनका मोन नहि लगैत छलैन्ह।

